व्याकरण ओ साहित्यक सम्यक् परिशीलनक कारणें हिनक वाणी ओजस्वी युक्तियुक्त ओ सरस होइत छलैन्हि। अपन युक्तिकें अधिकसँ अधिक प्रभावोत्पादक बनएबाक कलामे गुरुजी प्रवीण छलाह।

दिल्ली, भारतक राजधानी, राजनीतिक द्वन्द्वक अखाड़ा छल। मुदा समय-समय पर ओतहु भारतीय संस्कृति, साहित्य ओ दर्शनक चर्चा पूर्ण उत्साहसँ होइत छल। युग छल परतन्त्रताक। अंगरेज अधिपति छलाह। मुदा, एहनो सुअवसर कखनहुँ कखनहुँ सम्प्राप्त भए जाइत छलैक जे ओही शासक वर्गक केओ ज्ञान पिपासु अफसर भारतीय भाषा, साहित्य ओ दर्शनक गवेषणा करए लगैत छलाह। एहने एक अंगरेज जॉर्ज ग्रिअर्सन छलाह जनिक मैथिली-भक्ति सर्वविदित अछि। अस्तु, गुरुजीक जीवनक आधा अंश तँ राजस्थाने मे बीतल। भौतिक शरीर राजस्थानक मरुभूमि मे रहितो हिनक यशः शरीर संस्कृतानुरागी सुधीजनक लेल एक एहन ज्योतिपुञ्ज छल जे अज्ञान-अन्धकार कैँ छिन्न कए सारस्वत-पथकें द्योतित कएने रहैत छल। एक बेरक कथा थिक जे अंगरेज-शासित दिल्लीमे सम्पूर्ण भारतक लब्ध-प्रतिष्ठ दार्शनिक आमन्त्रित छलाह। गुरुजी सेहो राजस्थानसँ राजधानी पहुँचलाह। सभाक समय ओ स्थान पूर्व-निर्धारित छलैक। सम्पूर्ण भारतक लब्ध प्रतिष्ठ दार्शनिक लोकनि अपन-अपन प्रान्त विशेषक भेष-भूषामे सुसज्जित छलाह। गुरुजीक धोती, मिर्जै ओ प्रशस्त ललाट पर शोभित पाग अनायास आकर्षणक केन्द्र-बिन्दु बनि गेल छल विदेशी ज्ञानपिपासु लोकनिक लेल। जनक याज्ञवल्क्यक मिथिला, गौतम कपिल कणादक मिथिला, शंकर मंडनक मिथिला, वाचस्पति पक्षधरक मिथिलाक प्रतिनिधि छलाह गुरुजी। हिनक परिचय एही प्रशस्तिक संग देल गेल रहए ओहि सभामे। मिथिलाक ओहि अक्षय कीर्त्तिकैं ई ताहि रूपें विद्वद्वृन्दक समक्ष अक्षुण्ण रखलैन्हि जे सभास्थ सकल पण्डित गण किछु क्षण धरि अवाक् रहि गेलाह। मिथिला एक बेर पुनः सम्पूर्ण देशक सांस्कृतिक नेतृत्व कएलक ओ जकर सभ श्रेय हिनके देल गेलैन्हि। दर्शन, साहित्य ओ व्याकरणक गूढ़तम समस्याकें अनेक प्रकारें तत्क्षण समाधान करब हिनक प्रतिभाक विलक्षणता छल। ओहू सभामे विजयश्री हिनके प्राप्त भेलैन्हि ओ मिथिलाक कीर्त्ति-वल्ली किछु आओरो चतरि गेल। परञ्च, गुरुजीक प्रतिभाक इएह विलक्षणता हुनक अल्पमति शिष्य लोकनिक हेतु अत्यधिक कष्टप्रद भए जाइन्हि कारण जे एक समस्याक समाधान गुरुजीसँ जे शिष्य जतेक बेरि पुछथिन्ह ओ ततेक बेरि ततेक प्रकारें ओकर समाधान करथिन्ह। अल्पमति शिष्य गण समाधानक ओहि बाढ़िमे आमूल भसिया जाथि। हिनक नवनवोन्मेषशालिनी प्रतिभा अल्पमति शिष्य लोकनिक लेल बड़ जटिल समस्या उत्पन्न कए दैन्हि। जाहि रूपक गुरूजीक वैदुष्य छलैन्हि ओहिसँ पण्डित वर्ग हिनकासँ अनेकानेक ग्रन्थरत्नक अपेक्षा करए लागल। किन्तु, गुरुजी अपन पाण्डित्यक अनुपातमे ग्रन्थक प्रणयन स्वल्पे कए सकलाह। एकरो कारण हुनक ओएह विलक्षण प्रतिभा छल। एक मनः स्थितिमे जाहि विषय कैं लीखि जाथि, दोसरे दिन ओकरा अपने तर्कसँ खण्डित कए देथि ओ इएह क्रम बरोबरि चलैत रहल। हँ, जतबे हिनक लिखल विद्यमान अछि ओ बाँचि गेल अछि ओएह हिनक वैदुष्य, पाण्डित्य ओ विलक्षण प्रतिभाक परिचायक अछि। प्रयोजन अछि हुनक अप्रकाशित ग्रन्थ सभक प्रकाशनक समुचित व्यवस्थाक।

विदेश्वर स्थान, मकर संक्रान्तिक परम पावन तिथि। भक्त लोकनिक अपार मेला रहए। एक दिस जँ नवीना लोकनिक रभस-सम्भाषण चलि रहल छल तँ दोसर दिस बाबा विदेश्वरनाथ सँ धन, ऐश्वर्य, समाङ ओ किदन-कहाँ दनक भिक्षा मङैत भक्त लोकनिक आर्त्तस्वर वातावरणकें करुण बनाए रहल छल। मन्दिरक प्रशस्त अङनै मे दक्षिण दिस पण्डित गणक जुटान छल। ओहिमे सँ अधिकाँश तँ नैयायिके रहथि। मेलाक कोलाहलमय वातावरण सँ निर्लिप्त

शास्त्र चिन्तनमे निमग्न पण्डितगण अत्यन्त उत्साहसँ एक दोसराक मतक खण्डन-मण्डन कए रहल छलाह। फराकेसँ मध्यस्थ बनल गुरुजीकेँ केओ चीन्हि सकैत छल। वृद्धावस्था जनित ने तँ वाणीमे ओजक कमी आने शरीरेमे खिन्नता वा क्लान्ति, हिनक शास्त्रार्थी-स्वरूप जेना चिर नवीन रहए। कोनहुँ शास्त्रार्थमे मध्यस्थ बनल शास्त्रक सूक्ष्मतम विश्लेषण करैत गुरुजीक दर्शनसँ शास्त्रज्ञकेँ कतबा आत्मतुष्टि होइन्हि से केओ प्रत्यक्ष द्रष्टा मात्र वर्णन कए सकैत छथि। किन्तु, से अवसर मैथिल समाज के पुनः नहि भेटलैक। जहिआ राजस्थानसँ अवकाश प्राप्त कए मिथिलाक ग्रामरत्न अपन मातृभूमि सरिसब आबि गुरुजी रहए लगलाह तँ अन्तेवासी संस्कृतज्ञ केँ कतबा आनन्द भेल छलैन्हि से वर्णनातीत अछि। किन्तु, ओ लोकनि जखन ई बुझलैन्हि जे भविष्यमे गुरुजीक सान्निध्य, आशीष ओ मार्गनिर्देश प्राप्त नहि भए सकत तँ व्याकुल भए जाइत गेलाह। मधुरक प्रेमी, मृदुभाषी गुरुजी प्रभातक मधुमय वेलामें हँसैत-हँसैत मृत्युक वरण कएलैन्हि। मणिकाञ्चन संयोग एहन जे पण्डित कृष्णमाधवझा स्मर्तव्यविभूति हिनके अन्यतम योग्य शिष्य आ' स्नेहभाजन रहथि। [इति]

## तेजनाथ कवि गावय यदुपति भावय रे

□ **रमानन्द झा 'रमण'**

सन्तकवि तेजनाथ झा मधुबनी जिलाक महरैल (झंझारपुर) गामक पराशर गोत्रीय नरोने पूरे मूलक श्रोत्रिय पण्डित चुम्मनझाक पुत्र छलाह। हिनक जन्म सन १८५४ ई० क आश्विन शुक्ल तृतीयाकेँ भेल छैन्हि।

सन्तकविक बाल्यकाल आ शिक्षा-दीक्षाक प्रसंग विशेष जनतब नहि अछि। तथापि प्रकाशित-अप्रकाशित रचनासँ ई अवश्य स्पष्ट होइछ जे ओ एक प्रतिभाशाली रचनाकार छलाह। मिथिलाक सांस्कृतिक गरिमाक प्रतीक-पुरुष छलाह। व्यवहार कुशल आ' बुद्धिमान् छलाह। ओ शास्त्रमर्मज्ञ आ विद्याव्यवसायी छलाह, तेँ कवीश्वर चन्दा झा एवं वैयाकरण केसरी म.म. परमेश्वर झाक सान्निध्य प्राप्त छलनि।

सन्तकवि अपन कर्त्तव्यक प्रति निष्ठावान छलाह, अपन दायित्वक पालन परम धर्म बुझैत छलाह तें महाराज लक्ष्मीश्वर सिंह आ महाराज रमेश्वर सिंहक प्रियपात्र बनल रहलाह। राज दरभंगाक प्रशासनमे प्रधान कार्याधीक्षक अपन इच्छासँ सन १३३३ साल धरि बनल रहलाह।

सन्तकविक कुलमे साहित्य एवं सांस्कृतिक प्रति गंभीर अभिरुचि रहल अछि। अध्ययन एवं अध्यापनक सुदीर्घ परम्परा रहल अछि। जीवनयापन आस्तिकतापूर्ण छल। ओ जखन मात्र चौंतीस वर्षक छलाह सन १२९६ साल मे पत्नीक देहावसान भए गेलनि। ई दुर्घटना पण्डित तेजनाथ झाक आन्तरिक जीवन-जगतके पूर्णतः ईश्वरोन्मुखी बना देलक। एही बीच तरौनीक प्रसिद्ध महात्मा रघुवर गोसांइक सम्पर्कमे अएबाक अवसर भेटलनि। हुनक प्रेरणासँ सिमरियामे गंगातटपर गायत्रीक उपासना कएल। सन् १३२४ सालमे ज्येष्ठपुत्र पण्डित मथुरानाथ झा एवं भातिज प्रसिद्ध वैयाकरण कलानाथ झाक संग तीर्थाटन कएल। तदुपरान्त एहि असार संसार सँ पूर्णतः संन्यस्त भए उनासीवर्षक आयुमे सन् १३४१ साल (सन् १९३४) ई. क माघ कृष्ण अमावास्याकेँ शिवत्व प्राप्त कएल। अपन पाछू दू पुत्र,

पण्डित मथुरानाथ झा एवं पण्डित मणिनाथ झा तथा तीन कन्या छोड़ि गेलाह। पण्डित प्रवर श्याम सुन्दर झा, पण्डित मोतीनाथ झा, पण्डित निरसन झा, पण्डित गुणनाथ झा आ प्रो० उमानाथ झा सन विद्वान हुनकहि पौत्र वर्गमे छथि।

सन्तकविक बाल्यकालक मिथिलाक समाज कतेको प्रकारक सामाजिक दुर्गुणसँ ग्रस्त छल। ओहिमे प्रमुख छल बहुविवाह। ओ सामाजिक मान सम्मानक प्रतिकूल नहि मानल जाइत छल। प्रथम पत्नीक देहावसानक उपरान्त तँ दोसर विवाह करब सामान्य घटना छलैक। तथापि पण्डित तेजनाथ झा द्वितीय वर बनबा लेल प्रस्तुत नहि भेलाह। अपन सन्तानक पालन पोषण आ शिक्षा दीक्षामे किंचितो त्रुटि नहि होअए देल, पिताक दायित्वक निर्वाह पूर्ण तत्परतासँ कएल।

पण्डित झा राजदरभंगाक प्रशासनमे कतेको वर्ष धरि कार्याधीक्षक छलाह तेँ सामान्य धारणा भए सकैछ जे शासन-संचालन मे आवश्यक छल, छद्म, दण्ड आ भेद नीतिक प्रयोगमे आ' शासकक एहि तन्त्रमे ओ पूर्ण दक्ष आ सहयोगी रहल होएताह। मुदा वास्तविकता ई अछि जे पण्डित तेजनाथ झाक जीवन-यापन प्रत्यक्षतः सांसारिक लगितो आन्तरिक जीवनमे सांसारिक मायाजाल सँ पूर्णतः मुक्त छल। पुरैनीक पात पर पड़ल जल बिन्दु जकाँ ओ निर्लिप्त रहैत छलाह। एतए स्मर्तव्य जे विद्वद्वरेण्य कृष्णमाधव झाक मातामहक दायाद रहने मातामह कोटि मे ई अबैत छलाह आ' सूनल अछि जे कृष्णमाधव झा हिनक प्रियपात्र रहने भूरि आशीर्वाद प्राप्त कएने छलाह।

**सन्तकविक रचना**

सन्तकविक रचना मैथिली आ हिन्दीमे उपलब्ध अछि। ओ साहित्यक तीन विधा गीत, नाटक आ खण्ड काव्यक रचना कएने छथि।

*भक्ति प्रकाश/भक्ति प्रकाश भजनावली*—ई सन्तकविक पहिल संग्रह थिक। भक्ति प्रकाशक रचनाक प्रसंग लिखने छथि—

**'आदिम शुचि सित गौरी तिथि दिवस भौम सम्प्राप्त**
**सन तेरह सय आठमे भक्ति प्रकाश समाप्त।'**

अर्थात् प्रथम अषाढ़ शुक्ल तृतीया मंगल सन् १३०८ साल ( सन् १९०१ ई० ) मे ई ग्रन्थ *भक्तिप्रकाश* समाप्त कएल। ई यूनियन प्रेस दरभंगामे मुद्रित भेल छल। एकर संशोधन कवीश्वर चन्दा झा कएने छथि। हुनक मन्तव्य एहि प्रकारेँ अछि—

**समय क्रम भजनावलि वेश। भक्ति भाव रस भरल विशेष।**
**अक्षर-अक्षर पद पढ़ि लेल। अनुमति पण्डितजन सभ देल।**

*भक्ति प्रकाशक* दोसर संस्करण सन १९१० ई० मे ई *भक्तिप्रकाश भजनावली* नामे कएल। एहिमे गीतक संख्या बढ़ाओल। 'भक्ति प्रकाश/भक्ति प्रकाश भजनावली'क समस्त गीत राग-भासक उल्लेख संग अछि। एहिसँ ई प्रमाणित होइछ जे सन्तकविकेँ संगीत शास्त्रक पूर्ण ज्ञान छलनि। इहो संभव छैक जे गायक मण्डलीक फरमाइश पर विभिन्न राग-भासक रचना कएने होथि।

विषय वस्तुक दृष्टिएँ समस्त गीत भक्तिपरक अछि। विभिन्न देवी-देवताक प्रति भक्ति निवेदित अछि। ई भक्ति निवेदन साकार-निराकार दूनू रूपक अछि। किछु गीतमे कृष्णक निर्गुण रूपक सन्देश पर उद्धव कैं उपहास कएल गेल अछि। किछु व्यावहारिक गीत अछि जकर गायन मांगलिक अवसर पर होइछ। किन्तु, इहो व्यावहारिक होइतो सांसारिक नहि, विभिन्न देवी-देवताके मध्यमे राखि लिखल गेल अछि।

भाषाक दृष्टिएँ एहि संग्रहक गीतकेँ मैथिली आ सधुक्कड़ी भाषामे राखि सकैत छी। जतय मिथिलाक जन कंठ मे प्रचलित राग भासक अनुरूप अथवा मांगलिक अवसर पर उपयोग हेतु गीतक रचना कएने छथि, से विशुद्ध मैथिलीमे अछि। किन्तु जतय राधाकृष्ण, सीता-राम अथवा निर्गुणक प्रति अपन भक्ति निवेदित करैत छथि वा संसारकेँ निस्सार मानि ओहिसँ मुक्तिक हेतु प्रार्थना करैत छथि, ततय गीतक भाषा सधुक्कड़ी अछि।

नेनाक जन्मक उत्सव पर प्रयुक्त गीत 'सोहर'क माध्यमे अपन भक्ति भाव निवेदित करैत छथि। नवजातक प्रति मंगल कामना करैत सन्त कवि लिखैत छथि :—

**जनम श्री रघुनाथ सनाथ अवधपुर रे ललना**
**दशरथ मन आनन्द उछाह सकल सुर रे॥**
**हेम थार भरि मोति मणि दगरिनि पाओल रे ललना**
**रानी कौशल्या उठाय मोद प्रभु लाओल रे॥**
**सुनि सुनि नट भट गुनि जन द्वारहि आएल रे, ललना**
**जाचक भेल अजाचक जग यश छाएल रे॥**
**मुनिवर वेद सुनाओल दरशन पाओल रे ललना**
**'तेजनाथ' कवि गाओल, सुखमन पाओल रे॥**

[ *भक्ति प्रकाश*]

उपर्युक्त गीतक भाषा विशुद्ध मैथिली थिक किन्तु निम्नलिखित गीतमे सधुक्कड़ी भाषाक प्रभाव स्पष्ट अछि :—

**अपन सदन नित हेरि-हेरि नर ज्ञान विचारहु हो।**
**निज घर काशी हेरु, शक्ति-शिव नाहक चरण थकावहु हो।**
**भानु सुता चतुरानन नारी, सुरसरि सङ्ग विराजे हो।**
**सो जल मज्जन करि ले सन्तो, काहे चित भरमाबहु हो।**
**चन्द्र मण्डल मगु सुरति लगाबहु जान अमिअ रस चारवहु हो।**
**या घर एक निरंजन राजित ताके दरशन पाबहु हो।**
**बिनु रसना जप होत निरन्तर ता विच मन नहि रमावहु हो।**
**तेजनाथ गुरु चरण कंज सेवि मन भ्रमजाल छोड़ावहु हो।**

*गौरी-शङ्कर विनोद नाटक*—ई नाटक हिन्दीमे अछि। एकर प्रकाशन सन १९१२ ई० मे मिथिला मिहिर प्रेस दरभंगासँ भेल। महाराज रमेश्वर सिंहकेँ समर्पित एहि नाटकक संशोधन वैयाकरण केसरी म.म. परमेश्वर झा कएने छथि। शिवक भस्मक महत्त्वकेँ नाटकीय रूपमे प्रतिपादन भेल अछि। *रामजन्म* क सम्पादकीयमे डा. शशिनाथ

झा लिखल अछि जे *गौरी शङ्कर विनोद नाटक* मे प्रयुक्त सभ गीत मैथिलीमे अछि। वास्तविकता से नहि थिक। मात्र चारिटा निम्नलिखित गीत मैथिलीमे अछि—

( १ ) मान-विहाग

**गौरी अबहु तजिये अभिरोष।**
**शरद कमल दृग मोहि विलोकहु मुनि गेल कुमुदिनी कोष।**
**सुधा सरिस प्रिय बचन उचारिय, क्षमिय पड़ल जो रोष।**
**जामिनि गत अब बोलत कुक्कुट, करत विहग गण घोष।**
**तुअ अभिलाष समुझि हम यहि क्षण करब प्रिये सन्तोष॥**

( २ ) पुरबी

**आज याच शिवशङ्कर कयलन्हि कोन परि होयत उधार, हो रामा**
**गढ़ी भवानी कनक पुरय नहि, करब कौन परकार, हो रामा॥**
**सम्पति कोष निरखि मद बाढ़ल बाम हमर करतार, हो रामा**
**मोह विवश शिव महिमा ने जानल भाल लिखल के टार, हो रामा॥**
**ककरा कहब ताप निज मनकें पड़ल प्रबल दुख भार, हो रामा**
**कतय जाय धन लायब केहि विधि, केहन एकर विचार, हो रामा॥**

( ३ ) गीत–धुन सोहनी

**अब की करब उपकारे**
**शिव गुटिका पलरा पर बैसल जनि लय तिहु पुर भारे।**
**भस्म जानि हम भुललहुँ जेहिखन तेहिखन भेल दुख भारे।**
**कहाँ जाय हम जाचब धन अब सुझै न लागु अन्हारे।**
**लाज गमाय जाय धन लयलहुँ, तदपि न भेल उवारे।**

( ४ ) गीत–लगनी

**कहब कौन जन, नाहि पुरय धन, आहे आ हे मन**
**आब कतय हम जायब रे की।**
**मोह विवश कर, पड़लहु दुःख सर, आहे आ हे मन**
**केहि विधि पार पायब रे की।**
**सहि ने सकय पिर नयन बहय निर, आहे आ हे मन**
**पावन सुयश नसायब रे की।**

*रामजन्म*—ई एकटा मैथिलीक खण्ड काव्य थिक। एकर प्रकाशन १९२४ ई० मे यूनियन प्रेस दरभंगासँ भेल। एकर दोसर संस्करण डॉ. शशिनाथ झाक सम्पादकत्व मे १९८८ ई० मे, पूर्णिमा प्रेस पटनासँ भेल अछि। एक

विसरल जाइत मिथिलाक सांस्कृतिक पुरुष तथा लुप्त होइत मैथिलीक खण्डकाव्यकेँ सम्पादक आजुक पाठकक समक्ष ठाढ़ कए देल अछि।

*रामजन्म* मनबोध कृत *कृष्णजन्म*क प्रभावमे लिखल लगैत अछि। सन्तकविक परिसरमे *कृष्णजन्म* अपन सहज सरल भाषा छन्दक कारणें बड़ लोकप्रिय छल। ओकर पहिल संस्करण सन्तकविक परिसरक पण्डित धारेश्वर झाक (लालगंज) सम्पादन मे यूनियन प्रेस दरभंगासँ भेल छल। मिथिलाञ्चलमे सुलभ *कृष्णजन्म*क ई प्रथम मुद्रित प्रति छल। तेँ पूर्ण संभावना अछि जे *कृष्णजन्म*क लोकप्रियतासँ आकृष्ट भए सन्तकवि तेजनाथ झा *रामजन्म*क रचना कएने होथि। एहिमे कतेको साम्य अछि। *कृष्णजन्म*हि जकाँ *रामजन्म* सेहो यूनियन प्रेस दरभंगासँ प्रकाशित भेल। *कृष्णजन्म*मे कृष्णक बाललीला अछि ओहिना *रामजन्म*मे रामक बाललीला वर्णित अछि। *कृष्णजन्म*मे एगारह अध्याय अछि तथा *रामजन्म*मे दस अध्याय अछि। ओ एहि प्रकारें अछि—श्रीराम जन्मोत्सव, श्रीराम बाललीला, तारकावध, अहिल्या उद्धार, जनकपुर विश्राम, पुष्पवाटिका वर्णन, धनुर्यज्ञ, श्रीपरशुराम संवाद, श्री सीता राम विवाह, तथा राम-सीता सम्मेलन।

(सं० धारेश्वर झा) क शुभारम्भ वन्दनासँ होइछ—

**प्रणम ओ गिरिवर कुमरि चरण। जै बल कवि सभ त्रिभुवन वरन।**
**हमहुँ कएल अछि मन बड़ गोट। कृष्णजन्म परिनय नहि छोट।**

सन्तकवि तेजनाथझा *रामजन्म*क शुभारम्भ एहि प्रकारें कएल अछि—

**करि प्रणाम गिरिनन्दिनिचरण। जनिकर पति शिव अढ़रन ढरन।**
**सुत गजवदन षड़ानन जनिक। कवि गण वरनन कर बल तनिक।**

कृष्णक बाललीलाक वर्णन करैत मनबोध लिखैत छथि—

**कतोक दिवस जखन विति गेल, हरि पुनु हथगर गोरगर भेल।**
**से कोनठाम जतय नहि जाथी, कय बेरि आगन सौ बहराथी।**
**द्वार उपर सौं धरि धरि आनी, हरषि हँसथि जसोमति रानी।**

*रामजन्म*मे रामक बाललीला एहि प्रकारेँ अछि—

**आंग उँगारि रामके माय। पलना पर दय देल झुलाय।**
**तखन नित्य पूजा कय चयन। पाक करय गेलि भानस अयन।**
**राम नवेद लेल सभ खाय। त्वरित जननि फिरि कय घर आय।**
**देखि चरित्र मुग्धा भेलि माय, विहसि राम निज वदन लगाय।**

*रामजन्म*क समाप्ति अयोध्यामे श्रीसीतारामक चुमौनक संग होइछ—

**पुत्रवधू देखि मन सुख पाय, हृदय हर्ष लोचन भरि आय।**
**दधि दूर्वा अक्षत लय धान। करथि चुमाओन सकल विधान।**
**आनन्दमय सभ जननि चुमाव। ब्रह्मानन्दक सुख उपजाब।**

**सुरगण हरषि सुमन वरिसाय। अवधपुरीमे मंगल छाय।**
**मंगल गीत वीधि सभ भेल। नगर नारि निज निज घर गेल।**

*कृष्णजन्मक* लोकप्रियतासँ मिथिलामे रामकाव्यक रचना दिस कवि लोकनि विशेष प्रवृत्त भेलाह। इहो भए सकैत अछि जे कृष्णक लीला नागर रूपक अपेक्षा रामक मर्यादा पुरुषोत्तम रूप लोक कें विशेष आकृष्ट करय लागल हो। एही क्रममे कवीश्वर चन्दा झा *मिथिलाभाषारामायण* लिखल, महाकवि लालदास *रमेश्वरचरित्ररामायण* लिखल तथा सन्तकवि तेजनाथझाक *रामजन्म* आएल। एहि क्रममे एक आओरो महत्त्वपूर्ण रचना *जानकी परिणय* लिखाएल। एकर रचनाकार छथि पण्डित जनार्दन झा (ठाढ़ी) ई मिथिलामोद सन् १९१० ई क किछु उद्गारमे प्रकाशित अछि। ई *जानकी परिणय* मे श्रीसीतारामकें कोबरघरमे पहुँचा छोड़ि देल अछि—

**झुण्डक झुण्ड अबथि मिथिलानी, गाबथि गीत अनूप सयानी।**
**गौरी पूजथि सिअ दूबि धान लय, विविध नैवेद्य मरवान पान दय।**
**माङथि भाग सोहाग अशीष, नाथ जिबथु मम लाख बरीस।**
**स्नान ध्यान दतमनि नहि राम, घरहि चारि दिन करु विश्राम।**
**दूध छोहोरा मिसरी खाथि, महुअक बेरिमे बड़े लजाथि।**
**तेल फुलेल अङ्ग उगराव, पान मसाला बारंबार।**
**सियाराम दूनू अनुपम जोड़ि, कोबरहिमे हम देलिऐन्हि छोड़ि।**

कहबाक तात्पर्य जे *कृष्णजन्मक* व्यापक प्रचार प्रसार सँ रामकाव्यक सर्जना मैथिलीमे जोड़ पकड़लक। ओही प्रभावमे सन्तकवि तेजनाथ झा *रामजन्मक* रचना कएल।

*कुण्डलिया रामायण—रामचरितमानसक* आधार पर हिन्दी मे कुण्डलिया छन्दमे सन्तकवि एकर रचना कएल। एहि रामायणक प्रकाशन सन १९२५ ई मे भेल।

*सुरराज विजय नाटक*—सन्तकविक ई नाटक एक महत्त्वपूर्ण कृति थिक। एकर रचना सन १३२७ साल (सन् १९१९ ई०) कएल। इन्द्रपूजाक अवसर पर एकर मंचन महाराज रमेश्वर सिंहक समक्ष भेल छल। अद्यावधि अप्रकाशित एहि नाटकक प्रकाशन सन् १९९५ ई० मे डॉ० रमानन्द झा 'रमण'क सम्पादन (अखियासल प्रकाशन, लालगंज) मे भेल अछि। पाँच अंकक एहि नाटकक विषयवस्तु पौराणिक अछि। एहिमे इन्द्र द्वारा वृत्रासुरक हत्या, ब्रह्महत्याक पापसँ उद्विग्न इन्द्रक अन्तर्धान भए मानसरोवरमे नुकाएब, अमरावतीक शासन व्यवस्था हेतु मर्त्यलोक सँ नहुष महाराजक आह्वाहन कए स्वर्गलोकक सिंहासन पर बैसाएब, स्वर्गलोकक सुख वैभवक संग शचीक प्रति नहुषक आकर्षण, सप्तऋषिक शापसँ नहुष महाराजक सर्प भए भूमिपर खसब, इन्द्रक शापमुक्त भए पुनः अमरावतीक सिंहासन पर आसीन होएब वर्णित अछि। भरतवाक्यमे नाटकक उद्देश्य एहि प्रकारें कहल अछि—

**सुरितु पाबि घन वृष्टि करथु, सभ जन सुख पाबथु**
**पृथ्वी शस्य समृद्धि सदा सम्पन्न सोहावथु**
**चिरजीवी सुत पाय मातु पितु मोद बढ़ावथु**
**नर-नारी सत्कार्य्य करे, असत तेजि संसारमे।**
**विप्र साधु पद मन धरे, नित्य निरत उपकारमे।**

*सुरराज विजय नाटकक* महत्त्वक प्रसंग प्रो० आनन्द मिश्र लिखल अछि—'एहि नाटकक रचनामे कीर्त्तनिया शैली एवं पारसी शैली दूनूक मिश्रण देखबामे अबैत अछि। कारण स्पष्ट अछि। एहि समय धरि कीर्त्तनिया नाट्य शैली समाप्त प्राय भए गेल छल तथा पारसी शैली विकसित भए प्रचलित छल। *सुरराज विजय नाटक* मैथिली नाट्य साहित्यक इतिहासमे एकटा सेतुक कार्य करैत अछि तथा मैथिली नाट्य रचनाक विकास क्रम देखएबामे ओ सहायक होइत अछि! संस्कृत प्रयोग एहि नाटकमे नहि भेल अछि। सम्पूर्ण नाटक पूर्णतः मैथिलीमे अछि।' सन्तकवि तेजनाथझाक *सुरराज विजय नाटक* वस्तुतः जीवन झा एवं मुंशी रघुनन्दन दासक नाटकक बीच मैथिली नाटक रचनाक अन्तराल कैं पाटि देलक अछि। मैथिली नाटक लेखनक अविच्छिन्न परम्पराक परिचायक थिक।

ई *सुरराज विजय नाटक* किछु बेर मंचित भए कालक गर्त्तमे तेना तोपा गेल जे पचहत्तरि वर्षसँ वेशीए समय धरि अप्रकाशित रहल। एहि कारणें ने तँ लेखक एक नाटककारक रूपमे समक्ष आबि सकलाह आ ने नाटकक कोनो चर्चे भेल। कष्णजन्मक सहजता आ विषयक लोक ग्राह्यतासँ आकृष्ट भए सन्तकवि *रामजन्मक* रचना भलहि कएने होथि, संभव थिक रामभक्तक बीच ओकर प्रचार-प्रसारो भेल हो मुदा *कृष्णजन्म* जकाँ *रामजन्म* लोककेँ आकर्षित नहि कए सकल छल। ई मिथिलाक सामान्य जन विशेषतः मैथिल ललनाक कोकिल कंठमे रचि वसि नहि सकल। तथापि सन्तकवि तेजनाथ झा परिसरक गीतहारिक कंठमे जीवित छथि। पूजा-अर्चनाक अवसर हो अथवा मांगलिक, स्वतः-फूटि पड़ैछ-'तेजनाथ कवि गाबय, यदुपति भावय रे' भनिता युक्त गीत। कहबाक प्रयोजन जे पण्डित तेजनाथ झा कवि, नाटककार आ'गीतकार मे सँ हुनक गीतकार रूप सामान्य मैथिलक बीच विशेष स्थान पओने अछि।

पण्डित तेजनाथझाक गीतसाहित्यक दूटा स्रोत अछि। ओ थिक *भक्ति प्रकाश/भक्ति प्रकाश भजनावली* तथा पाण्डुलिपिक अप्रकाशित गीत। ओ भक्त छलाह। एक सन्त छलाह, तेँ हिनक समस्त गीत भक्ति भावक अछि। ओ ईश्वरक कोनो एक रूपक आराधक नहि छथि। अपि तु समस्त देवी-देवताक प्रति अपन भक्ति भाव निवेदित करैत छथि। ओ इहो मानैत छथि जे कौखन सगुण आ कौखन निर्गुण रूपमे ओ अपन भक्तकेँ त्राण दैत छथि—

**जय जय भगवति भव भय हारिणि नाम उदित जग तारा।**
**खन निर्गुण खन सगुण विहारिणि असुर संहारिणि आरा।**

साकार रूपक प्रति अपन भक्ति निवेदनक क्रममे सन्तकवि भगवतीक विभिन्न रूप राधा-कृष्ण, सीताराम, शिवशंकर, गंगा आदिक भजन कएल अछि। पाण्डुलिपिक किछु अप्रकाशित गीत एहि सन्दर्भमे प्रस्तुत अछि।

भगवतीक गीत (राग सोरठ)

**मा हे अब जनि करिय विलम्बे।**
**जन्म विताय भुलिय विखियनमे अब शरणागत अम्बे।**
**मम मधुकर मन तुअ पद पंकज सतत देहु अबलम्बे।**
**आरत वचन उचारत सेवक पुरिय आश हे अम्बे।**
**तेजनाथ हिय अनुछन राजे चरण युगल जगदम्बे।**

[ पाण्डुलिपि क्रंमाक–१२ ]

भगवती ( तिरहुति )

**जगत जननि पद पंकज सजनी, मन मधुकर धर आशे।**
**जेहि पद रज यश तिहुपुर सजनी, रहत सदा परकाशे।**
**कुमति हरन मंगल गृह सजनी, भंजन यमकृत वासे।**
**जेहि पद सुमरि-सुमरि नित सजनी, विद्या हृदय निवासे।**
**तप व्रत विघ्न निवारिणि सजनी, पूरण सभ अभिलाषे।**
**'तेजनाथ'कवि चाहत सजनी, चरण कमल हियवासे।**

[ क्रमांक–१३ ]

शिवशङ्करक प्रति ( महेशवाणी )

(i) **रूप भयंकर छाड़ि भेलाह शिवशङ्कर हे।**
**देखि सकल नर नारि मुदित वर सुन्दर।**
**संख वारि फल कनक हेमन्त लेल निज कर हे।**
**शुभ दिन पाबि अनन्द नीर दउ-दृग ढर,**
**दान भेलिह जगजननी, जगत पितु हर वर हे।**
**गाइनि गावथि गीत मनोहर घर घर,**
**वेद रीति करि व्याह चलल शिव कोबर हे।**
**'तेजनाथ' शिव गौरि चरण चित नित धर।**

[ क्रमांक–१५३ ]

(ii) **माइ हे बहुत जतन गौरी तप कैलन्हि शिव पनि होहि हमार,**
**सुखद सदन तजि कानन वसिकें सहि दुख आतप ठार।**
**भूख पिआस निन्द नहि निशदिन तजि पितु जननि समाज।**
**हर हर जपि हरअम्ब भवानी हरषित अति सुरेश।**
**बहु तप जानि ढरल शिवशङ्कर कयलन्हि गौरिक उदेश**
**देखि दशा गिरिजासँ कहलन्हि, अब जनि करिय कलेश**
**मांगु मांगु वर अति हरषित भय, सुनि गिरिजा निज कान**
**'तेजनाथ' भन मनवांछित जेहि मांगि लेल वरदान।**

[ क्रमांक–१२३ ]

गीत श्री गङ्गाजीक ( लगनी )

**जखन नयन भरि देखल सुरसरि**
**कलि मल चलल हमर तनु परिहरि**
**पङ्क अङ्क जब लागल पातक भागल रे की।**
**अमिअ वारि भरिछाक पान करि**
**जनम सफल कय मानल सभ परि**

**रवि सुत भय गेल मोचन अब नहि सोचन रे की।**
**तुअ सरिता जग पतित उबारिनि**
**शोभित शिव सिर भूति विलासिनि**
**वरनत वेद पुरानन तोय अति पावन रे की।**
**तेजनाथ तुअ तनय चहय वर**
**अन्त समय पुनु दर्शन दय कर**
**मेटव हमर भव आओत नित मन भाओन रे की।** [ क्रंमाक–? ]

भक्त अपन आराध्यसँ सदिखन किछु पएबाक आशा राखि रमल रहैत अछि। आशाक पूर्त्तिओ भए सकैछ आ नहिओ। मुदा जखन ओ सांसारिक भक्ति निवेदनक सीमाकेँ टपि आत्मा-परमात्माक रूपमे पहुँचि जाइत अछि, प्रिय मिलनक उत्कण्ठा सांसारिक नहि आध्यात्मिक भूमिपर पहुँचि जाइत छैक। नायक नायिकाक मिलन आत्मा परमात्माक मिलन भए जाइत अछि।

( गीत लगनी )

**मूल भवन तजि चलिल सोहागिनि, मारग अपन चितय नव गामिनि**
**आजु मिलन पिअ पास आश मन लागय रे की।**
**पंच वायु प्रेरित भय नागरि गमन कयल पहुघर गुण आगरि**
**मन्द मन्द चलि नूपुर अनहद वाजय रे की।**
**पहरु चारि खट दस द्वादस दल खोड़स रोकत छोड़त चातुरि बल**
**एहि विधि द्विदल कपाट पाट दोउ टारय रे की।**
**विशद अयन पति सुन्दरि पाओल, पाय सङ्ग अनुपम सुख लाओल**
**'तेजनाथ' गुरु कंज चरण लावय रे की।** [ क्रमांक–४० ]

( ii ) ( गीत लगनी )

**अपन सदन परिहरि करि कामिनि**
**गामिनि नेत छटा दुतिदामिनि**
**अमिय चुविय जेहि धाम ठाम तेहि जाइति रे की।**
**तीन सखी संग कौतुक करइत**
**नूपुर पदमे अनहद बजइत**
**मन मन बढ़त उछाह नाह अब पाइति रे की।**
**युग रस दिग द्वादस फाटक तरि**
**आनन्द धार बहलि धैरज धरि,**
**रहल निअर दरबार सुरति दृढ़ लाइलि रे की।**
**खोड़श द्विदल कपाट टारि धनि**
**विजुलि चमकि घन लीन भेलि जनि**
**'तेजनाथ' मन आनन्द उदधि समाइलि रे की।**

[ क्रमांक–१०५ ]

*व्यावहारिक गीत*—सन्तकवि विभिन्न मांगलिक अवसरक अनुरूप गीत रचना कएने छथि। किछु उदाहरण एहि प्रकारेँ अछि। पुत्र हो वा कन्या दूनूक जन्मोत्सव समान महत्त्वक अछि—

( i ) सोहर ( पुत्रक जन्म पर )

**आज जनमि नन्द नन्दन असुर निकन्दन रे ललना**
**कयल सकल सुर हर्षित गोकुल रंजन रे।**
**बाजन बाजय आनन्द नन्द महर घर रे ललना**
**मिलि ग्वालिनि गाबय सोहर घर घर रे।**
**भूषण वसन लुटाओल और रतन धन रे ललना**
**जनम भवन सुत हेरि जसोमति सुख मन रे।**
**यत यत याचक आयल पाय पदारथ रे, ललना**
**'तेजनाथ' हरि जन्म सुनाय कृतारथ रे।** [ क्रमांक–३६ ]

( ii ) सोहर ( कन्याक जन्म पर )

**ब्रज जनमलि जगतारिणि भवभयहारिणि रे ललना**
**मधुपुर हरि अवतारल जन अवतारिणि रे।**
**अदल बदल कय वसुदेव हरषित मानस रे, ललना**
**पटकल पाथर लाइय कंस कुमानस रे**
**जग जननि उड़ि आइलि नभसि विहारिणि रे ललना**
**असुर संहारिणि दनुज मनसि भयकारिणि रे,**
**यशोमति हरषि निहारल जागि विसारल रे ललना**
**प्रसव जनित दुख भार अपन कुल तारल रे**
**नन्द महरि अति हरषित जनि मणि पाओल रे, ललना**
**आन सकल धन आनि दुआर लुटाओल रे**
**जग जननी पालित हरि छिन छिन बाढ़त रे ललना**
**धरती भार उतारल खल असु काढ़ल रे**
**बुध जन सोहर गाओल सभ सुख पाओल रे ललना**
**प्रभु सुभ कारिणि तारिणि पद मन लाओल रे।।** [ क्रमांक–१६१ ]

परिछनि

**नारद मन गुनि जोहलन्हि हे गौरीवर, जनिका बाप ने माय गे माइ।**
**बूढ़ वरद पर चढ़ल हे उमत वर, के कर एहन जमाय, गे माइ।।**
**जटा जूट शिर धरत भसम हे, भुअङ्कर आपहि डमरु बजाय, गे माइ।**
**भूषण विषधर वसन हे बघम्बर गाइनि सबहि डेराय गे माइ।**
**'तेजनाथ' कवि भन यह वर निरधन भांग धुथुर भिन्ने खाय गे माइ।।**

( क्रमांक–२४ )

समदाउन

**जखन गमन भेल जनक दुलारी मिथिला लागु उदास।**
**नगर सकल नर नागरि विलखय, छन छन लेअहि उसांश।**
**रानि सखी मिलि प्रभुहि बुझावहि सुनि लेहु अवध कुमार।**
**बड़ जन जानि देल हम जानकि राखब हृदय विचार।**
**विसरिय जनु मोहि नारि जनकपुर नित सुधि लेब अनाय।**
**फेरि फेरि आनन कमल देखायब लोचन हमर जुड़ाय।**
**कर जोड़ि विनति करिय पुरवासिनि, युगल मुरति मोर प्रान।**
**दुःख सरोवर पार उतारब 'तेजनाथ' कवि भान।**

[ क्रमांक–१२६ ]

( गीत-उचिती )

**सुनिय वचन परमान रे सुपुरुष चतुर सुजान रे।**
**गौरि हमर मुखचन्द रे एखन छथिय मति मन्द रे।**
**बहुजन काँ गुणभार रे, जनि जहाज विच धार रे।**
**बाल गौरि कृत दोष रे, तकर करियनु जनु रोष रे।**
**'तेजनाथ' कवि भान रे, बुझब हमर थिकि प्रान रे।** ( क्रमांक–१२५ )

पूर्वमे लिखल अछि पण्डित तेजनाथ झा महाराज रमेश्वर सिंहक प्रियपात्र छलाह। कवि लोकनि अपन आश्रयदाताक नमोल्लेख अपन रचनामे कएने छथि। सन्तकवि कतेको गीतमे महाराज रमेश्वर सिंहक नामोल्लेख अछि। *गौरी-शङ्कर विनोद* नाटक हुनकहि समर्पित अछि तथा *सुरराज विजय नाटक* हुनकहि समक्ष मंचित भेल छल। एकर अतिरिक्त दू टा महत्त्वपूर्ण प्रमाण अछि। ओ महाराज कामेश्वर सिंहक जन्मक अवसर पर दू टा निम्न-लिखित सोहर लिखल। पाण्डुलिपिमे एहि प्रकारक टिप्पणी अछि चिरजीवी श्री श्री महाराज कुमार साहेब कामेश्वर सिंहक जन्मोत्सवमे रचना—

( क ) सोहर

( i ) **आजु जनम नृप नन्दन सभ मन रंजन रे, ललना**
**सेवक मन सुखदायक अरिगण भंजन रे।**
**नार छिलाओल दगरिनि पाब बहुत धन रे, ललना**
**हेरिय हेरि सुत आनन, मातु मुदित मन रे।**
**सकल नारि पुरवासिनि मोद बढ़ावय रे ललना**
**मिलि मिलि मङ्गल गाबि, मनोरम पाबय रे।**
**बाजन बाजय द्वारहि गुणिजन आयल रे, ललना**
**'तेजनाथ' कवि हृदय हर्ष अति छायल रे।**

( क्रमांक–१३६ )

(ii) श्री मिथिलेश भवन प्रभु अवतरु बालक रे, ललना
चिर जीवहु सुखदायक सभ प्रति पालक रे।
सुभग नछत्र सकल ग्रह गुरु दिन पाओल रे, ललना
अरि मर्दन लगि योग सुगणक सुनाओल रे।
सुनि-सुनि नट भट बहुजन द्वारहि आयल रे, ललना
बहु-विधि सम्पति पाय, जगत यश छायल रे।
जाचक भेल अजाचक पाबि पदारथ रे, ललना
'तेजनाथ' नृप उत्सव निरखि कृतारथ रे॥

(क्रमांक–१३७)

(ख) श्री ५ मानक आज्ञानुसार रचना—

दोहा

मिथिलापति नित नीतिरत, विद्यागुणगणधाम।
चिरजीवी ताके तनय, श्रीकामेश्वर नाम॥ १॥

कुण्डलिया

श्रीकामेश्वर नाम राम सम जन सुखदाई।
दिग ऋतु वर्ष विताय हर्ष से सतरह पाई।
सेवक जन मन मुदित करहि रिपु शक्रहि शिथिला।
'तेजनाथ' आनन्द आज छाए रहि मिथिला।

दोहा

श्यामाचरण प्रसाद ते मुदित रहहि मिथिलेश।
निरखहि युगल कुमार मुख बाढ़हि हर्ष विशेष॥ २॥

कुण्डलिया

बाढ़हि हर्ष विशेष देसमे धर्म्म प्रचारहि
श्रीकामेश्वर सिंह दिवस निशि नीति विचारहिं
षोड़श वर्षहि मध्य पिता सम भय गुण धामा
'तेजनाथ' आशीष करहि शुभ करिहै श्यामा॥

महाकवि विद्यापति लिखलनि-माधव! हम परिणाम निराशा। सन्तकवि जीवनक निस्सारताक अनुभव कए लिखल अछि—

पवन गमन जब करत तजिय तन
सकल अपन कुल आओर परिजन,
कोइ ने जायत संग साथ सुनहु जन सज्जन रे की।
कनक रजत मणि महल भवन धन,

**हमर हमर कहि भायल सुत गण,**
**सभसे नेह छोड़ाय पकड़ि रविनन्दन रे की।**
**विषय भोग मद मातल अनुछन**
**मन गुनि बुझहु देखहु यह दुरजन**
**गुरुक कमल पद सेवि करहु चितरंजन रे की।**
**'तेजनाथ' एक आश निरंजन**
**लाबहु और विसारहु निज मन**
**एहि विधि करिय उपाय कटत भवबन्धन रे की।**

[ क्रमांक–१०८ ]

पण्डित तेजनाथ झा कवि छलाह, नाटककार आ गीतकार छलाह। तीनू प्रकारक रचनासँ मैथिली साहित्यक अभिवृद्धि कएल अछि। संगहि ओ संगीत शास्त्रक मर्मज्ञ छलाह। विभिन्न राग-रागिनीक पूर्ण परिचय छलनि। कवि आ' नाटककारक अपेक्षा गीतकारक रूपमे ओ विशेष ख्याति अर्जित कए लेने छलाह। हुनक ओएह गीतकार रूप पण्डित वा साहित्यानुरागी समाजसँ सर्वथा भिन्न मैथिल ललनाक कंठमे सुरक्षित अछि। तेँ पूजापाठ हो वा मांगलिक अवसर गीतहारि लोकनिक सामूहिक स्वरमे स्वतः निःसृत भए जाइछ—'तेजनाथ कवि गावय यदुपति भावय रे'। **[ इति ]**

## मैथिलीक उच्चारण

**□ शशिनाथ झा**

भाषा लिपिक द्वारा स्थायी होइछ। लिपियेक प्रसादे हमरालोकनि ज्योतिरीश्वर-विद्यापति-उमापति-गोविन्द प्रभृतिक भाषा पाबि रहल छी। मनक भावके भाषा ओ भाषाक रूपके लिपि प्रकट कय सकैछ। जहिना मनक पूर्णभाव[१] भाषामे नहि अँटि सकैछ तहिना भाषा पूर्णतया लिपिमे[२] नहि अँटैछ। लिपि तेँ भाषाक द्योतक मात्र थिक ओकर रूप नहि। तेँ शब्दक उच्चारण करबाक काल केवल लिपियेक आधार पर उच्चारण नहि करक चाही अपि तु शिष्टव्यक्तिक मुँहे जाहि शब्दक उच्चारण जेना सुनल हो तहिना उच्चारण करी सएह उचित। अधिकांश लोक अल्पज्ञे होइछ, शिष्ट कमे होइत छथि। अतः अधिक व्यक्तिक उच्चारणक आधार पर उच्चारण करब नितान्त असङ्गत। मैथिलीक उच्चारण प्रसङ्ग स्कूल कॉलेजक अपेक्षया ग्रामीण शिष्ट समाजे अनुकरणीय। सामान्य जन 'गौरी' शब्दक उच्चारण 'गउरी' एहेन सन करैछ, मुदा कॉलेजिया बाबू लोकनि उर्दूक प्रभावमे आबि गव्री बाजि अपन शुद्ध उच्चारणक दावी करैत छथि। उच्चारणक प्रसङ्ग प्रत्येक भाषाक अपन अपन बाट होइछ। अकारक उच्चारण बंगालमे ओकारे होइछ मुदा मिथिलामे वोन मोन सोन आदिके छोड़ि शुद्धे होइछ। तेँ एहि विषयमे भाषाक निजीरूपक आश्रयण आवश्यक। जाहि भाषाक जे प्रवृत्ति होइक तदनुरूपे उच्चारण करी।

मिथिलामे अंग्रेजी, हिन्दी, उर्दू प्रभृति भाषाक प्रभाव विशेष अछि ओ मैथिल अनुकरण करबामे एहि शताब्दीक उत्तरार्द्धमे अपन बुद्धिक कौशल सभ क्षेत्रमे देखाय रहल छथि। अतः शिक्षित समाजसँ लगैछ जे मैथिलीक मौलिक उच्चारण भागि रहल अछि।

बड़ खेदक विषय थिक जे मैथिलीक प्राध्यापको लोकनि 'कौशल' के 'कव्शल' तथा 'वैदेही' के 'वैय्देही' सन उच्चारण कय बैसैत छथि। मैथिलीमे संस्कृते जकाँ ऐकारक उच्चारण 'अइ' सन होइछ। जेना कैल, घैल, खैक, चैत, बटैआ, नैहर, चठैल, गैरा आदि शब्दमे ऐकारक 'अय्' सन् उच्चारण केओ नहि करैछ। एहिना औकारक उच्चारण 'अउ' सन होइछ, 'अव्' सन् नहि। जेना—कौआ, गौँआ, तौला, नौआ, बौक, रौद, ढौरव, कठौत, जौड़, मौगी आदि।

अतः मैथिलीक वर्णक उच्चारणक किछु दिग्दर्शन प्रस्तुत अछि :—

१. अ–एकर उच्चारण मैथिली मे पूर्ण शुद्ध होइछ। संस्कृते जकाँ सर्वत्र उच्चारण होइछ। जतय ई 'ओ' रूप भय जाइत ओतय ओकारे लगाओल जाइछ जेना–वोन, मोन आदि। ई तीन प्रकारक उच्चारित[3] होइछ– १. गुरु, २. लघु ओ ३. लघुतम। क्रमशः उदाहरण— १. मधु, २. गदहा, ३. घर।

प्रत्येक ह्रस्व स्वरक गुरु, लघु ओ लघुतम रूप मैथिलीमे होइछ, जकर उच्चारण शिष्टजनसँ जेना सुनी तदनुरूपे करक चाही। लिपि तँ एकर विवेचना नहि करैछ।

२. आ—संस्कृतानुरूप एकरो उच्चारण शुद्धे होइछ। प्रत्येक दीर्घस्वर गुरु ओ लघु रूपमे बाजल जाइछ। जेना-आक ( गुरु ) आओर ( लघु )।

३. मैथिलीमे सामान्यतया उच्चारण शुद्ध संस्कृतक[4] अछि।

४. 'ए ऐ ओ औ' समेत एक दू तीनि मात्राक ह्रस्व-दीर्घ-प्लुत[5]–संस्कृत मे 'ए ऐ ओ औ' ह्रस्व नहि होइछ। किन्तु मैथिलीमे सकल स्वर ह्रस्व-दीर्घ ओ प्लुत तीनू रूपमे अबैत अछि।

जेना–'एक' ( एतय 'ए' दीर्घ अछि ), 'एकन्नी' ( एतय 'ए' ह्रस्व अछि )। घैल ( दीर्घ 'ऐ' ), घैलची ( ह्रस्व 'ऐ' )। चोर ( दीर्घ 'ओ' ), चोरनी ( ह्रस्व 'ओ' )। चौकी ( दीर्घ 'औ' ), चौकिआयब ( ह्रस्व 'औ' )।

मैथिली भाषामे ई एक व्यापक नियम अछि जे पदमे अन्तसँ प्रथम ओ द्वितीय स्थानके छोड़ि सकल पूर्वक[6] स्वर लघु भय जाइछ। ई नियम वैदिक भाषा[7]मे सेहो अछि। एहि नियमक अनुसार—पानि—पानिगर, चौकी—चौकिआयव, ढील—ढिलही, मोट—मोटका, नैहर—नैहरा।

एहिसँ स्पष्ट अछि जे मैथिलीमे अ, इ, उ, जकाँ ए, ऐ, ओ, औ, सेहो ह्रस्व-दीर्घ-प्लुत रूप रखैछ। मुदा एकर ह्रस्वबोधक लिपि नहि अछि। अतः उच्चारण देखि एकर अनुगम भय जाइछ।

५. ए तथा ओ अक्षरक ह्रस्व उच्चारण लिपिक दोषसँ विकृत भेल जाए रहल अछि। जेना-'आओर' एकर उच्चारण हिन्दीक और ( अव जकाँ ) होइछ कारण आकार एतय लघु उच्चारित अछि तथा ओ सेहो। मुदा-लिपि देखि लोक 'आ-ओ-र' ( गुरूच्चरित ) कय बैसैत छथि। एहिना 'कएल' एहूठाम 'ए' लघु अछि, अतः एकर उच्चारण कयल जकाँ होइत अछि जकरा पढ़निहार लोकनि क-ए-ल पढ़ि लैत छँथि। 'अओताह' मे 'ओ' लघु अछि, अतः उच्चारण होइछ-'अव्ताह' सनक, मुदा बहुतोकेँ देखैत छी जे दीर्घरूप कय बैसलाह। तैं 'ए ऐ ओ औ' क ह्रस्व-दीर्घ दूनू रूप पर ध्यान दय शिष्टजनानुसार उच्चारण कर्तव्य।

६. बहुतो मैथिलीक प्रख्यात लेखक लोकनि संस्कृतक विरुद्ध ए एवं औ मैथिलीमे अपना लेलनि। अतः 'धएल' के स्थान में धैल, 'पाओल' एकर स्थान मे पौल जानि बुझिके चलओलनि। एहिसँ एक लाभ भेल जे धएलमे एकार के लघु उच्चारण ( जे साधारण लोक नहि कय अशुद्ध कय दैछ ) सँ त्राण भेटल। मुदा, दोसर दोष प्रबल आबि गेल अछि। मैथिलीमे औकारक उच्चारण 'अउ' एवं एकारक 'अइ' होइछ। तदनुरूप उच्चारण कय सतत शब्दक वास्तविक उच्चारण के विसरि रहल अछि। जेना— पौलहुँ के पउलहुँ, 'गौलहुँ' के गउलहुँ, एवं 'पठौलहुँ' के पठउलहुँ। वास्तविक उच्चारण तँ हिन्दीक फौज-मौज जकाँ 'अव्' होइत तखने सम्भव। दोसर, कएल के जँ 'कैल' लिखब तँ 'ई बड़द कैल अछि' एहिठामक कैल सँ कएलक स्थान वला कैल के उच्चारण ओ अर्थक भेदमे काठिन्य होएत। तस्मात् मैथिलीक उच्चारणक विशुद्धता दिस ध्यान देब आवश्यक।

मैथिली जनसामान्यमे पूर्ववते अछि ओ रहत एकरा कोनो सरकार वा भाषा नहि दबाय सकैत छैक। बात अछि शिक्षित समाजक, जे आबक उच्चारणसँ प्रभावित भए अपन उच्चारण विसरि जाइत छथि—'खञ्जन चलली बगराक चालि अपनो चालि बिसरली'।

भाषाक स्पष्ट उच्चारण गीत सभमे स्थायी रहैछ। खास कय प्राचीन उच्चारणक सम्बन्धमे ई प्रत्यक्ष देखल जाइछ। 'भनहि विद्यापति गाओल, गाबि सुनाओल' मे एखनहु 'गाओल' ( तीनू गुरु ) गाओल जाइत अछि। आब विचारू जे एहना स्थिति मे 'गाओल' मे जँ 'गौल' लिखी, 'सुनाओल' के जँ 'सुनौल' लिखी तँ कतबो उच्चारण के नमरायब, मुदा मात्रा परबे ने करत।

## सन्दर्भ-संकेत

१. वाग् वै मनसो महीयसी—गोपथब्राह्मण।
२. मैथिली भाषा का विकास–पृ० ५६।
३. मैथिलीक उद्गम ओ विकास–पृ० ७।
४. मिथिला भाषाविद्योतन-वर्णप्रकरण।
५. सैह।
६. मैथिलीक उद्गम ओ विकास–पृ० २१।
७. अनुदात्तं पदमेकवर्जम्–पाणिनि। **[ इति ]**

# बम्बई मे मैथिल विद्वान्

□ **भक्तिकर झा**

**प. कृष्णमाधव झा** १९२८ ई० मे बम्बई मे वल्लभ वेदान्त सम्प्रदायक आचार्य **गोस्वामी श्री गोकुलनाथ जीक** आश्रित भए बड़ा मन्दिरमे अपन जीवन-यात्रा आरम्भ कएल। हिनक जेठ बालक 'बाबासाहेब' **श्रीमान् कृष्ण जीवनजी** गोस्वामीकेँ न्यायशास्त्र पढ़ेबाक हेतु हिनक नियुक्ति भेल छलैन्हि। एहिसँ पूर्व एहि बड़ामन्दिर मे महामहोपाध्याय जयदेवमिश्रक शिष्य मिथिलाक बेलाम ग्रामवासी वैयाकरण **बबुनन्दन झा** द्वारपण्डितक रूपमे रहैत छलाह। इएह हिनकहु एतए आश्रय दिआओल। पण्डित बबुनन्दन झाक आश्रितो पण्डितलोकनि रहैत छलाह आ' बम्बईमे अर्थोपार्जन करैत छलाह। यथा बथनय-लोहट ग्रामवासी **पण्डित सिंहेश्वर झा** भागवत महापुराण सेठ

लोकनिकें लीखि दैत रहथि आओर हिनकासँ एक सहस्र रु० ओकर दक्षिणा पबैत रहथि। वर्ष भरिमे दूगोट भागवत लीखि दू सहस्र टाका अर्जित कए लैत रहथि। हिनक हाथक लिखल अक्षर निर्णयसागर प्रेसक छपाइ जकाँ होइत छलैन्हि। तहिया दरभंगासँ बम्बईक रेलभाड़ा १८ रु० एक तरफक रहैक आ' १० रु० मास मे नीक जकाँ भोजन भए जाइत छलैक। तेँ ई सुखसँ बम्बई रहि घरक नीक स्थिति बनाओल। पण्डित बबुनन्दन झाक जमाए ज्योतिषनिष्णात प. गयादत्त झाक माम रहने प. सिंहेश्वर झा एतए आश्रय प्राप्त केने रहथि। पछाति एहि लागिएँ हिनक छोट भाई **प. श्री मुक्तिनाथ झा** धार्मिक अनुष्ठान द्वारा तथा चारि गोट बालक **श्रीश्यामसुन्दर झा, देवसुन्दर झा, जगन्नाथ झा** आ' **वैद्यनाथ झा** बम्बई मे जीविकापन्न भेलाह। श्यामसुन्दर झा आर्टिस्ट ( कलाकर ) रहथि। बम्बईए मे जाप्तनरूपें कलाक स्कूली शिक्षा पाबि बम्बईक कपड़ा मिलमे कपड़ाक डिजाइन करैत रहथि। आन भाइ लोकनि बस तथा ट्रामक कन्डक्टरी करैत रहथि। पण्डित बबुनन्दन झाक अपन भातिज **श्री परमानन्द झा** कोनो कपड़ा मिल मे लेवर औफिसर पद पर नियुक्ति पाबि जीवन-यात्रा आरम्भ कयल और जीवन भरि पद आ प्रतिष्ठामे उन्नति करैत रहलाह। हिनक जीवन पद्धति सन्तसनक परम सात्त्विक छलैन्हि। हिनक स्कूल एवं कौलेजक शिक्षा बम्बईएमे पण्डित झा करौलन्हि। हिनका तकर सुफल भेटलैन्हि जे ई अपन स्कूलक सहपाठी सेठ राधाकृष्णक कपड़ा मिलमे प्रतिष्ठापूर्वक जीविका पौलैन्हि। बड़ा मन्दिरक व्यवस्था छलैक जे एहि परिवारक विद्यार्थी घरहि मे रहि सभ तरहक शिक्षा पाओत स्कूल कौलेज पढ़ए नहि जाएत। अत एव चानपुराक **प. चन्द्रशेखर झा,** नवटोलीक पण्डित **मार्कण्डेय ठाकुर** हिनक भातिज **प. अर्जुन ठाकुर** क्रमशः अंग्रेजी तथा व्याकरणाक शिक्षक भए एतए बहुतो दिन धरि जीवन यापन कयल आओर स्वेच्छासँ अपन अपन घर आपस अएलाह।

एतए एकटा आओर सद्वृत्तिसँ आमदक उपाय छलैक। मलमास कें वैष्णवक ई सम्प्रदाय पुरुषोत्तम मास कहि धर्माचरणादि मे लागल रहैत छल, जाहि मे १०८ विद्वान्क द्वारा सप्ताह भागवतक आयोजन होइत छलैक। एहिमे वर्चस्व तँ माथुर चौबे तथा गुजराती कुल पुरोहित लोकनिक रहैत छलैन्हि मुदा द्वारपण्डित होएबाक कारणे पण्डित बबुनन्दन झाक उपेक्षा संभव नहि रहैक। तेँ पण्डित झा अपन आश्रित विद्वान्के तथा गामहुँ दिशिसँ बैसल सप्रतिभ नव विद्वान् के बजाए किछु लाभ कराए दैत रहथि। लाभ दूतरहें होइत छलैक। १०८ पण्डित मे समावेश भेलासँ तथा भागवतक पारायण होइत पण्डालमे भागवत पुस्तक रखबाक सुविधा भेटलासँ। जे ओकर पारायण मे रहैत छलाह हुनका पाँच साय हजारक लगभग अधिक और जनिकाँ पुस्तक पण्डालमे रखबाक सुविधा भेटैन्ह हुनका लगभग एक हजार तहिया आमदनी भए जाइन्हि। दिनमे पचीसो टा सेठ चानीक कटोरी, लोटकी वा धोती, वा नगद १०-२०-२५ सात दिन लगातार चढ़ौतैक तँ ओतबा होएब स्वाभाविक छैक। एहिक्रममे बम्बई अएलाह छच्छा बलियाक—प. झाक पड़ोसिया गामक—**पण्डित महावीर झा** तथा भच्छी ग्रामवासी प्रसिद्ध पण्डित सत्यदेव मिश्रक बालक पण्डित **मुक्तिनाथ मिश्र,** जे पछाति धर्मानुष्ठानकें जीविकोपार्जनक आधार बनाए बम्बईएमे रहलाह आ' अपन बेटा भातिजके एतहि शिक्षित कए जीविकापन्न कयलैन्हि। लालगञ्जक वासी दार्शनिक कविश्रेष्ठ तथा शास्त्रार्थी **पण्डित श्यामानन्द झा** अपन गुरु काशीक लब्धप्रतिष्ठ नैयायिक शिवदत्त मिश्रक अनुशंसा पर जे.वी.एम. संस्कृत महाविद्यालय जूनी हनुमान गली, कालबा देवी रोड, बम्बई मे प्रधानाचार्य पद पर नियुक्ति पाबि पूर्ण यश, प्रतिष्ठा आ' धन अर्जित कयल। अपना गामक कए गोट आश्रित कें जीविकोपार्जनक क्षेत्र मे लगौलैन्हि, बम्बई मे अपना समयमे हिनका सनक यशस्वी अध्यापक शास्त्रार्थी पण्डित आ' पण्डितराजक स्टाइल मे काव्यलेखन पटु तथा संगठनक कार्यमे दक्ष दोसर नहि छल। ई श्रीकृष्ण संस्कृत महाविद्यालय फाणसवाड़ी बम्बईमे सेहो कालान्तरमे प्रधानाचार्यक कार्य सम्पादन तथा अध्यापन करैत छलाह।

मैथिली एवं संस्कृतमे हिनक प्रकाशित रचनावली विद्वत्समाज मे पूर्ण समादृत भेल। हिनक गुरु मिथिलाक विशिष्ट वैयाकरण प. महावीर मिश्र तथा पण्डितपुण्डरीकमार्तण्ड पुण्यश्लोक मार्कण्डेय मिश्र रहथि। काशीक प. शिवदत्त मिश्रसँ ई नव्यन्याय पढ़ने रहथि। प्रायः १९५८ ई० में काशीमें पहिल संस्कृत विश्वविद्यालयक स्थापना भेल अछि मुदा ताहि सँ पन्द्रह बीस वर्ष पूर्वहि ई व्यक्ति एहि विश्वविद्यालयक कल्पना कएने छलाह आ' सपना देखने छलाह, जकर लिखित साक्ष्य हमर देखल अछि, जे कोना देशभरिक संस्कृत विद्वानक सम्मति एतदर्थ पएबा लेल तथा सरकारक समक्ष प्रस्ताव रखबा लेल ई आयोजन कएने छलाह। दुःखक विषय इएह जे ई अल्पायु भेलाह आ' १९४९ ई० मे दिवङ्गत भए गेलाह। एहि शताब्दक चारिम पाँचम दशक मे चतरिया (दरभंगा) ग्रामवासी मैथिलीक साहित्यकार **उपेन्द्र ठाकुर 'मोहन'** प. श्यामानन्द झाक लाटें बम्बई मे शिक्षक भए अर्थोपार्जन मे लगलाह से ओ अपन पुस्तक मे लिखैत छथि मुदा ओ दूतीन वर्ष सँ अधिक नहि रहि सकलाह। एही समय मे कोइलखवासी **श्रीकान्तठाकुर विद्यालंकार** सेहो बम्बई मे रहथि से सूनल अछि।

महावैयाकरण पण्डित दीनबन्धु झाक शिष्य मुङ्गेर जनपदक निवासी **प. सूर्य नारायण मिश्र** प्रतिभासम्पन्न रहितो मिथिलामे अध्यापनक सुयोग नहि पाबि बम्बई आबि जैन साधु लोकनिकें पढ़बए लगलाह। पछाति एतए वाणिज्य व्यवसायमे लागि खूब आर्थिक उन्नति कएलैन्हि। बम्बईमे घर द्वार बनाए सपरिवार एतहि रसि बसि गेलाह। सनकौर्थुक रहनिहार **प. उमाकान्त मिश्र** स्नातक परीक्षा उत्तीर्ण कए जीविकार्थ बम्बई अएलाह। अनेक सरकारी ओ गैरसरकारी संस्था सभमे प्रशासनिक पदपर नियुक्त भए ओकरा उन्नति दिशि बढ़ाए कीर्ति अर्जित कयल। आइ हिनक सम्पूर्ण परिवार बम्बईमे जीविकापन्न छैन्हि। जेठ बालक **श्री अमरकान्त मिश्र** महीन्द्राएण्ड महीन्द्रा कम्पनीक उच्च अधिकारी छथि। ई अपन परिवारक लोक तथा गामक लोक कें बम्बई आनि जीविकापन्न कराओल। हमरा दृष्टिमे ई व्यक्ति नहि एकटा संस्था छलाह। हिनक धिया पुता सभ उन्नति पथारूढ भए एतए घरद्वार सेहो बनाए लेलखिन्ह अछि। भिट्ठा ग्रामवासी **पण्डित परशुराम झा** ज्योतिषशास्त्रमे निष्णात रहथि मुदा मिथिला किं वा बिहार मे अनुरूप जीविका नहि पाबि बम्बई अएलाह आओर एतए धार्मिक अनुष्ठान तथा जन्म कुण्डलीक निर्माण आदिक संग फलादेश कए आजीवन नीक जकाँ जीविका चलबैत रहलाह। इएह स्थिति छलैन्हि पिण्डारूछवासी **प. जलधारी ठाकुर** आ' गोई मिश्रक लगमाक निवासी पण्डित **सतञ्जीव झाक**। ई लोकनि नैयायिक वर कृष्णमाधव झाक समवयस्क छलाह। एहि शताब्दक दोसर आ' तेसर चरण मे बम्बई मे रहलाह। बम्बईक महालक्ष्मी-मन्दिरक निकट महालक्ष्मीए महल्ला मे ई लोकनि किछु गोटए सम्मिलित प्रयास कए मिथिलाक नवागत एवं कार्यरत मैथिलक आवास–सौविध्यके ध्यानमे राखि विद्यार्थी आश्रमक स्थापना कयल आओर ओहिसँ बहुतो दिन धरि मैथिल समाज लाभान्वित होइत रहल। पछाति आपसी मतभेदक कारण ओ स्थान मैथिलक हाथसँ लगभग ६० ई० मे चल गेल। कलिगामक **जयनारायण झा जी** एहि संस्थाक सञ्चालक मानल जाइत छलाह।

भारतक स्वातन्त्र्योत्तर कालमे वा ताहिसँ किछु पहिने सन्यासाश्रम बिले पारलेक संस्कृत महाविद्यालय मे नियुक्ति पाबि बम्बई अएलाह दरभंगा सँ पूब खुटबारा गामवासी पण्डित **शोभाकान्त झा**। ई काशीसँ बजाओल गेलाह, ओतहि पढ़िकए कृतविद्य भेल छलाह तथा एतए प्राचार्य पद पर रहि अध्यापन तथा शास्त्रार्थ मे खूब कीर्ति अर्जित कयल संगहि प्रचुर अर्थो प्राप्त कएलैन्हि। अखिल भारतीय प्राच्यविद्या महासम्मेलनक चौदहम अधिवेशन, जे दरभंगामे भेल छलैक ताहिमे शास्त्रार्थमे विजय पाबि मिथिलाक पागकें ई ऊँच कएने छलाह। सम्भवतः तहिए हिनक पाण्डित्यसँ मुग्ध भए महामहोपाध्याय डॉ० उमेश मिश्र हिनका मिथिलाक नीक संस्था मे लाबए चाहैत छलाह, जे मिथिला संस्कृत शोध संस्थान दरभंगाक स्थापना भेला पर ओ अपन मनोवाञ्छित कार्य-हिनक नियुक्ति कए सन्तुष्ट भेलाह। एतए एम.ए. कक्षाक छात्रवृन्दकें व्याकरण, न्याय, वेदान्त तथा साहित्यक अध्यापन मे तँ यश

पएबे कैलन्हि जे अनुसन्धान कार्यहु मे स्वयं लागल रहलाह ओ जिज्ञासु शोधरत विद्वानक निरन्तर शास्त्रीय जिज्ञासाक शान्ति करैत निदेशक पदहुकें सुशोभित कयल। मिथिला संस्कृत शोध संस्थानक प्रतिष्ठा बढ़एबा मे हिनक महत्त्वपूर्ण योगदान उल्लेखनीय अछि। पण्डित शोभाकान्त झा मिथिला संस्कृत शोध संस्थानक निदेशक पदसँ अवकाश पाबि औखन अपन राजकुमार गंज दरभंगाक आवासमे रहि विद्या व्यवसायमे लागल रहैत छथि। विलम्बहु सँ हिनक वैदुष्यक परिचय पाबि एहि वर्ष हिनका महामहिम राष्ट्रपतिओ सम्मानित कएल अछि।

तरौनी ग्रामवासी पण्डित **कृष्णकान्त झा** यद्यपि वैयाकरण श्रेष्ठ महेश झाक छात्र रहथि, जे मिथिलामे अनुरूप जीविका नहि पाबि बम्बई अएलाह आओर एतए ज्योतिषशास्त्रक परिशीलन कए ज्योतिष कार्यालय स्थापित कए अर्थोपार्जनमे लगलाह। बम्बईक नाक जगह लालबाग महल्लामे नाममात्रक भाड़ा पर दूगोट कोठली लए ई कार्यालय स्थापित कएने छलाह, जे आब हिनके भए गेलैन्हि। पछाति हिनक बालक आ जमाए लोकनि एतहि रसि बसि गेलाह। गामदेवी महल्लामे हिनक जेठ बालक घर खरीदि आवास कएल आ' पिताक गद्दी लालबाग स्थित ज्योतिष कार्यालय औखन चलाए रहल छथि। छोट बालक आ जमाए मुलुण्ड नामक स्थानमे पृथक् पृथक् गृह निर्माण कए अपन अपन व्यवसायमे लागल छथि। ई परिवार बम्बई रहि गामहुँ मे स्थायी सम्पत्ति आ प्रतिपत्ति अर्जित कयल तथा बम्बईमे सेहो। प. कृष्णकान्त झाक अनुज पातेपुरक यशस्वी अध्यापक पण्डित रमेश झाक शिष्य **प. शोभाकान्त झा** सेहो भाइक संग बम्बई अएलाह आ' धार्मिक अनुष्ठान कए अर्थोपार्जन मे पूर्ण सफल भेलाह।

सन्यासाश्रम बिले पारले सँ पण्डित शोभाकान्त झाक दरभंगा मिथिला विद्यापीठ चल अएला पर ठाढ़ी ग्रामवासी प्रसिद्ध वैयाकरण पण्डित हरिशंकर झाक सुयोग्य पुत्र **पण्डित विश्वम्भर झा** ओतए हिनक स्थानापन्न भए अध्यापन आ' प्रधानाचार्यक कार्य भार सम्पादन कयलैन्हि। मुदा ईहो लगभग सात आठ वर्ष धरि रहि दरभंगा रमेश्वरलता संस्कृत महाविद्यालय चल अएलाह। एहि समयमे पण्डित **नरेन्द्र चन्द्र झाजी** चानपुराक निवासी जैनसाधु सभके पढ़ेबाक हेतु बम्बई अएलाह। ई एहन सप्रतिभ छलाह जे न्याय मे दूगोट स्वर्ण पदक विहार आ काशी सँ प्राप्त कएने छलाह आओर व्याकरण तथा साहित्य मे काशीक तहियाक क्वीन्स कौलेजसँ एक एक स्वर्णपदक। हिनक काव्य रचनामे लालित्य रहैत छल। यथा एकटा समस्या आयल रहैक एकर पूर्ति अनायास दू एक मिनट मे ई पण्डितसभामे कए पूर्ण साधुवाद प्राप्त कएने छलाह, जे एना अछि—

**कान्तामुखं मधुरिमातिशयेन रम्यं**
**मानेन कम्पितमथो चिकुराभिभूतम्।**
**वीक्ष्यैव कोमलमतिर्दयितोऽनुमेने**
**राहुर्दिवा गिलति पार्वणशर्वरीशम्॥**

मुदा ई अध्यापन मे रुचि रहने काव्य रचना कम कएलैन्हि। १९५४ ई० मे ई अपन अध्यापनक ख्यातिक बल पर जी.टी. संस्कृत महाविद्यालयमे नीक आवासक संग साहित्याध्यापक पद पर नियुक्ति पाबि जीवने ओतहि बिताओल। हिनक जेठ बालक चि० मोहनचन्द्र झा विराड़ महल्लामे बम्बईमे घर बनाए ओतहि जीविकापन्न छथि।

एहि समयमे लदौर ग्रामवासी पण्डित **जीवेश्वर झा** बिले पारलेक सन्न्यासाश्रम मे साहित्याध्यापक पद पर नियुक्ति पौलैन्हि। एतए रहि ई जैन साधुकें सेहो पढ़बैत रहलाह आ' सम्प्रति हिनक बालक **पण्डित उदयकान्त झा** हिनक स्थानापन्न भए सन्न्यासाश्रममे कार्यरत छथि तथा घर द्वार बनाए बम्बई मे रचि बसि गेल छथि। ई भारतीय विद्याभवनमे सेहो अल्पकालिक अध्यापन कए लैत छथि तथा जैन साधुओ कें पढ़ा लैत छथि।

पण्डित वर कुलानन्द मिश्रक शिष्य मधेपुरक वासी **प. तृप्ति नारायण झा** एहि शताब्दक तेसर चरणमे बम्बई आबि जैन साधुलोकनि कें पढ़ाए जीविकोपार्जन करैत छलाह। न्याय व्याकरणक ई नीक विद्वान् रहथि, पछाति राजस्थानक लालसोट नामक स्थान जाए प्रधानाध्यापक पद पर नियुक्ति पाबि अध्यापनसँ धनक संग कीर्तिओ अर्जित कएल। हिनका विद्यासंग्रहक उत्कट रुचि छलैन्हि। बम्बईमे जीविकापन्न रहितहुँ अवकाश मे दरभंगा आबि राँटीक विद्यावाचस्पति शशिनाथ झासँ गूढ़ार्थतत्त्वालोक पढ़ैत रहथि।

एही समयमे नव वयसक वीरशायरवासी **पण्डित बलदेव झा आ' प. शुकदेव झा** बम्बई अएलाह आओर जैन साधुकें तथा माध्यमिक विद्यालयमे अध्यापन मे लागि अर्थोपार्जन कयल।

परिहारपुर बलहाक निवासी पण्डित **नित्यानन्द झा** बम्बई मे धार्मिक अनुष्ठान मे लागल अपन पित्ती **भुवनेश्वर झाक** संग पढ़बाक हेतु बम्बई अएलाह। जे.बी.एम. संस्कृत महाविद्यालय मे किछु दिन नामाङ्कन कराए पढ़बो कएलैन्हि पछाति फूलगली भूलेश्वरक उग्र देवता पञ्चमुखी हनुमानजीक सेवा पूजाक अवसर सौभाग्य सँ पौलैन्हि आ' ताहिमे मोनसँ दिन राति लागल रहैत छथि। ई समाजक बहुतो लोककें बम्बईमे आश्रय दए जीविकापन्न कयल तथा तदर्थ यत्नशील रहैत छथि। धार्मिक कार्य जँ समाज करैत अछि तँ ताहिमे पूर्ण सहयोग करैत छथि। हालहि मे अपन मातृक पुरुसौलियामे श्रीहनुमान् जीक स्थापनामे आयोजित यज्ञमे आर्थिक सहयोग तँ करबे कयल जे मूर्तिओ गढाए कें देलखिन्ह। प. कृष्णमाधव झा सँ ई केवल पढ़नहि नहि छथि अपि तु आगमिक मन्त्रक दीक्षो लेने छथि।

हमरा जनिक जे परिचय बूझल छल से लिखल बहुतोक नामोल्लेख एतए छूटि गेल होएत से हमर अज्ञानता वा अनवधानतासँ, जानिकए नहि से पाठकलोकनि बूझथि और उल्लेख योग्य व्यक्ति क्षमा करथि। **[इति]**

## बिट्ठो गाम आ' ओहि गामक विशेषता

**□ गिरीन्द्रकर झा**

मिथिलाक कोनो गाम एहन नहि छैक जकर अपन विशेषता नहि छैक। प्रत्येक गाममे कोनो ने कोनो महाविभूतिक जन्म अवश्य भेल अछि, जनिकासँ राष्ट्र, प्रान्त वा परिसर अवश्य गौरवान्वित भेल अछि। एहि महाविभूति सभक परिचयक संग्रह अनुसन्धानक अपेक्षा रखैत अछि। एहि परिचय संग्रहक प्रकाशन भेलासँ मैथिल संस्कृतिक रक्षा तथा भावी पीढीक हेतु आदर्शक प्रस्तुति भए सकत।

यद्यपि मर्यादित निबन्धमे एको गामक गौरवकर विषयक आकलन-संकलन कठिनाहे बूझि पड़ैत अछि तथापि जतबे भए सकत सैह कोन कम।

दरभंगासँ पूव दिशामे दशकोशपर विद्यमान सरिसब-पाहीक परिसर लगभग पाँच छओ साय वर्षसँ पाण्डित्य-परम्पराक क्षेत्रमे इतिहास प्रसिद्ध अछि। एहि गामक सटले उत्तर दिशामे अवस्थित अछि छोट सन गाम बिट्ठो, जे एही सरिसब पाहीक अंग थिक। परम्परासँ सुनल अछि जे एहिठाम एकटा सिद्ध पुरुष बिट्ठू मिश्र तपस्या करैत छलाह जे अपन सिद्धिक बलें एकहि कालमे तीन ठाम नेपाल, दिल्ली तथा गाममे देखल जाइत छलाह। हुनके नाम पर एहि गामक नामकरण भेल अछि बिट्ठो।

यद्यपि एखन जे कियो एहि गाममे बसैत छथि, हुनका संग एहि सिद्ध पुरुषक सम्बन्ध नहि बूझल सूझल अछि। ई लोकनि बेहट गामसँ एतए आबिं बसल छथि। 'कर्महा बेहट' मूलक वत्सगोत्रीय, श्रोत्रिय नैयायिक **जगन्नाथ झा** उच्चवंशक कुलीनमे परिगणित छलाह, जे अपन मात्रिक बिट्ठोमे आबि वसलाह। आई एहि जगन्नाथ झाक

सन्तान हाटी कल्याणपुर धरि पसरल अछि। बिठ्ठोमे तँ सहजहिँ। महाराज माधवसिंहक राज्यकालसँ कनिये पहिने ई लोकनि बिठ्ठो आयल होएताह। खण्डबलाकुलावतंस महाराज महेश ठाकुरक वंशधर महाराज राघव सिंहक विवाह जगन्नाथ झाक कन्यासँ भेल छलैन्हि, जे महारानी भौरा गढीमे सती भेलि छथि। हुनके स्थापित राघवकान्तेश्वर महादेवक मन्दिर बिठ्ठोमे आइयो हुनक कीर्तिगाथा कहैत अछि।

महाराज माधवसिंह उच्चकुल संभूत एकनाथठाकुरक बालक छलाह मुदा एही राघवकान्ता सती महारानीक छोटि बहिनिक औरस। तें जगन्नाथझाक दौहित्र छलाह। जाति एवं कुलमे श्रेष्ठताक कारणे एहि गामक कुटुम्ब समाजमे सभ दिन सम्मानित रहलाह। महाराज लक्ष्मीश्वर सिंहक बहिनिक विवाह एहि गामक राधानाथझासँ भेल छलैन्हि। बरहगोरियाक बाबुआन बाबू वनमाली सिंहक चारि गोट कन्या एहि गाम अएलीह। महाराज रमेश्वरसिंहक कन्याक विवाह एहि गामक मुकुन्दझा सँ भेलैन्हि। मुकुन्द झा एहि गामक राघवकान्तेश्वर महादेवक मन्दिरक जीर्णोद्धार कराओल, बीच गाममे सड़क बनबाओल अपन पूर्वजक पोखरिक उद्धार हेतु पर्याप्त खर्च कएल तथा पढ़निहार छात्र लोकनिकेँ आर्थिक साहाय्य कए इष्टापूर्तरूप धर्म कार्यमे यथासाध्य लागल रहलाह। शिवरात्रिक अवसर पर उक्तमन्दिरमे चारू पहर पूजा हो तदर्थ व्यवस्था धराए गेलाह। सबसँ पैघ बात ई जे ओ ककरो अनिष्ट ने कएलैन्हि ने सोचलैन्हि स्वयं सात्त्विक जीवन वितौलैन्हि। बाबू वनमाली सिंहक पौत्रीओ एहि गाम अएलीह। मधुवनी तथा मधेपुरक ववुआनक कन्यालोकनि सेहो एहि गाम अएलीह। कहबाक तात्पर्य जे एहि गाममे सुजनता, कुलीनता सभ दिनसँ आबि रहल अछि। यद्यपि विद्या एहि कुलमे पहिने अधिक छल। हरिहर उपाध्याय आ नीलकण्ठ उपाध्याय एहि कुलक महाविद्वान् विश्रुते छथि। बीचमे किछु ह्रास भेल। तथापि नैयायिक जगन्नाथ झा तथा कवि वेणीदत्त झा आदिक उल्लेखनीय योगदान विद्याक क्षेत्रमे देखल जाइत अछि।

एहि शताब्दीक तँ आरम्भहिसँ विद्या एहि गाममे अपन नीक आवास बनाए लेलैन्हि। एकर सुरुआत नैयायिक कृष्णमाधव झा सँ भेल पछाति–वैयाकरण चन्द्रमाधव झा, काशीनाथ झा, तथा अच्युतानन्द झा, साहित्यिक बदरीनाथ झा तथा गंगानाथ झा, वैद्यकमे निष्णात जीवनाथ झा, लोकनाथझा तथा शोभानन्द झा आदिक संग विश्व विद्यालयीय शिक्षा पाबि प्रतिष्ठित प्राध्यापक भेलाह प्रो० मुक्तिनाथ झा, डॉ० दुर्गानाथ झा 'श्रीश' डा० गङ्गानाथझा 'बुझनुक', प्रो० विद्यानन्द झा, डॉ. किशोर नाथ झा, डॉ० मदनेश्वर झा, डॉ जयनाथ झा, प्रो० कीर्तिनाथ झा तथा डा० उदयनाथ झा 'अशोक' आदि। डॉ० विनयानन्द झा चिकित्सा सेवा मे पूर्ण ख्याति अर्जन कयल। इन्जीनियर, वैज्ञानिक, साहित्यकार, शिक्षक, वकील, इतिहासकार आदिक संग पौरोहित्य विद्या तथा विभिन्न व्यवसाय मे लागल लोक एहि गाममे उपलब्ध छथि कर्मठता आ' स्वाभिमान प्रतिव्यक्ति मे एतए देखि सकैत छी। श्री रञ्जन झा इञ्जीनियर छथि श्री प्रियनाथ झा यदि वैज्ञानिक छथि तँ रमेश झा वकील, कालीनाथ झा साहित्यकार, पुरहिताई मे निपुण शशिनाथ झा, शिक्षक योगनाथ झा, गंगानाथ झा तथा स्वर्गीय अनन्त झा आ' प्रशासक रूप मे लीलानाथ झा प्रसिद्ध छथि। स्वर्गीय सहदेव मण्डल तथा रामलखन मण्डल आदि सेहो शिक्षा पाबि अपन जीविका चलाए रहल छथि।

सतरञ्जक खेलमे सेहो ई गाम खूब प्रसिद्ध अछि। पूर्वमे सुनैत छी जे चन्द्रलाल झा, पद्मलाल झा ओ आनो कए गोटे एहि खेलमे अद्वितीय छलाह। पछाति वेणीमाधव झा, हरिनन्दन झा, चन्द्रमाधव झा, काशीनाथ झा, डॉ० जयनाथ झा तथा श्री प्रियनाथ झा एहि क्षेत्रमे खूब प्रसिद्ध भेलाह।

एति शताब्दीक आरम्भहिसँ एहि गाममे कालीपूजा होइत अछि। पूर्वमे एकर आयोजन रघुनाथ झा तथा कण्टीर झा पित्ती भातिज करैत छलाह। पित्तीके आतिशबाजीक सौख छलैन्हि आ' भातिज के कुश्तीक। तें ई नीक नीक पहलवान कें बजाए कुश्तीक नीक आयोजन करैत छलाह। पछाति हुनक परोक्ष भेला पर सार्वजनिक रूप मे ई पूजा धूमधामसँ आइयो होइत अछि। आपसी सौमनस्यक ई एकटा उदाहरण मानल जाए सकैत अछि।

एतए बटेरक लड़ाइ सेहो खूब होइत छल। गैसिंही खेलाए लगक चमरीडोभी चौरमे एहि गामक लोक खूब बटेर बझबैत छल।

एहि गामक चमार तासा बजेबा मे बड़ प्रसिद्ध छल। बुढ़वा आ मन्ता नामक चमार सबसँ नीक बजबैत छल। आबहुँ एहि गामक चमारकें लोक मांगलिक अवसर पर बजाए ढोल पिपहीक आयोजन करैत अछि। **[इति]**

## आयुर्वेद ककरा कही

□ **सीताराम झा**

आयुक प्रसंग यावतो विचार जाहि शास्त्रमे वर्णित हो से आयुर्वेद कहबैत अछि। आयु एहि शरीरमे, विद्यमान छैक तें आयुर्वेद ओहि प्रसंगमे विचार करैत अछि। अथवा आयुकें लाभ जे कराबए से आयुर्वेद कहबैत अछि। आयुके बढेबाक उपाय एहिमे कहल गेल अछि तथा आयुकें बुझबैत सेहो अछि। वेद पद चारि अर्थमे प्रसिद्ध विद धातुसँ बनैत अछि—विद् सत्तायां, विद् विचारणे, विद्लृ लाभे तथा विद् ज्ञाने—ई चारिटा धातु अछि। आयुः अस्मिन् विद्यते अनेन वा आयुर्विन्दतीत्यायुर्वेदः। श्लोक अछि—

**अनेन पुरुषो यस्मादायुर्विन्दति वेत्ति च।**
**तस्मान् मुनिवरैरेष आयुर्वेद इति स्मृतः।।**

एहि शास्त्रक देखाओल बाट पर चललासँ प्राणी मात्र दीर्घायुकें लाभ करैत अछि तथा दोसरोक आयुक ज्ञान प्राप्त करैत अछि। तें ई शास्त्र मुनिलोकनिमे श्रेष्ठ जनसँ आयुर्वेद कहल जाइत अछि। एही शास्त्रमे आनठाम लिखल अछि—

**यतश्चायुष्याण्यनायुष्याणि च द्रव्यगुणकर्माणि वेदयत्यतोऽप्यायुर्वेदः।**

अभिप्राय ई जे आयुकें बढ़ौनिहार तथा घटौनिहार द्रव्य, गुण आ कर्म कें जे बुझबैत अछि से थिक आयुर्वेद। एकर दोसर लक्षण एना कहल गेल अछि—आयुक हित–नीक अहित-अधलाह तथा व्याधिक निदान-आदि कारण-जाहिसँ रोगक उत्पत्ति होइछ आओर व्याधिक शमन-छोड़ाएब आदि जाहि शास्त्रमे कहल छैक तकरहि विद्वान् लोकनि आयुर्वेद कहैत छथि।

**आयुर्हिताहितं व्याधेर्निदानं शमनं तथा।**
**विद्यते यत्र विद्वद्भिः स आयुर्वेद उच्यते।।**

आब जिज्ञासा होइत अछि जे जाहि प्रसंग ई–शास्त्र एतेक चर्चा करैछ से आयु की वस्तु छी अर्थात् आयु ककरा कही। शास्त्रकार लोकनि एकर समाधानमे कहैत छथि—शरीर आओर जीवक जे संयोग अछि ओ जीवन कहबैत अछि आआरे जतबाक समय धरि ओहि दूनूक संयोग बनल रहैत छैक ओतबाक समयक नाम थिक 'आयु'। आयुर्वेद द्वारा आयुक हेतुक हितकर तथा अहितकर जतबाक द्रव्य, गुण आओर कर्म अछि ओहि सभकें जानि कए तथा जानल वस्तुक सेवन कए लाभ पाबि मनुष्य दीर्घायु होइत अछि। कहबाक तात्पर्य ई जे आयुक हेतु हितकर द्रव्य, गुण तथा कर्मक सेवन तथा अहितकर द्रव्य, गुण ओ कर्मक परित्यागसँ आरोग्य लाभ कय मनुष्य दीर्घजीवन पबैत अछि। एहि कारण सभक ज्ञान भेला पर लोक दोसरोक आयुक ज्ञान करबामे समर्थ भए सकैत अछि।

